करए लगलनि। किछु दिन नीलिमा चुप्प रहलीह, किन्तु जहन मामला हदसँ बाहर भए गेल तँ ओ सोचलीह जे हीराबाबूकेँ बुझाएल जाए।

“अहाँ एतेक राति धरि कतए रहैत छी?”

“कतहुँ रहैत छी ताहिसँ अहाँकेँ मतलब?”

“जरूर मतलब अछि! आखिर हम अहाँक अर्द्धांगिनी थिकहुँ। अहाँक सुख-दुखमे हाथ बटायब हमर हक ओ कर्तव्य अछि।”

नीलिमा सेहो तावमे आबि गेल छलीह। बाते-बातमे हीराबाबू शराबक नशामे धुत एक चाटी चला देलखिन। नीलिमा ओतहि पसरल ओछाओनपर जा खसलीह। हीरा बाबू दोसर कोठरीमे जाए किदनि बजैत आराम करए लगलाह। ओहि दिनसँ जे दुनू गोटेमे शास्त्रार्थ शुरू भेल से अविरल चलिते रहल। घरक वातावरण कलहसँ नर्क भए गेल छल। नीलिमा हीराबाबूकेँ सुधारक हेतु कृतसंकल्प छलीह ओ हीरा बाबू सेहो अपने रस्तापर चलबाक हेतु अड़ल रहलाह। निरन्तर तनाव ओ कलहमे रहलासँ नीलिमाक स्वास्थ्य खसए लगलनि। ओ एक मास धरि लगातार ज्वरसँ पीड़ित रहलीह।

नीलिमाक विमारीक खवरि ठीकेदार बाबूक कान धरि पहुँचल। पहिने तँ हुनका विश्वासे नहि भेलनि मुदा जखन हुनका नीलिमाक पत्र प्राप्त भेलनि तँ ओ गुम रहि गेलाह।

तेजस्वी, चंचल ओ सतत प्रसन्न रहए वाली नीलिमा पीयर, निस्तेज ओ शुष्क पड़ि गेल छलीह। फटकिएसँ अपन पिताकेँ अबैत देखि जान-मे-जान आबि गेलनि। ओ दौड़लीह आ अपन पितासँ

स्नेहवश सटि गेलीह। ठीकेदार साहेबकेँ अश्रुपात होबए लगलनि। हीराबाबूक कार सेहो संयोगसँ ओहि समयमे बाहरसँ आएल आ ओहीठाम ठहरल।

बाप-बेटीक एहि मधुर मिलनक कोनो प्रभाव हीराबाबूपर नहि पड़ल आओर ओ ससुरकेँ बिना गोर लगने अपन निवास स्थित कार्यालयमे दनदनाइत चलि गेलाह। ठीकेदार साहेब बुज़ुर्ग छलाह। हीरा बाबूक रंग-ढंग ओ नीलिमाक निस्तेज देहकेँ देखि ओ स्थितिकेँ तुरन्त बुझि गेलाह। मोनमे भयंकर क्रोध होबए लगलनि। मुदा अपन आवेगकेँ बेस मोसकिलसँ रोकलाह। फेर नीलिमाक संगे हुनकर कोठरीमे चलि गेलाह।

पता नहि, कतेक काल धरि ठीकेदार साहेब नीलिमाक संगे बैसल रहलाह। स्नेह मिश्रित अपन गप्पसँ हुनका सुखी करैत रहलाह। एहि गप्प सभसँ नीलिमाकेँ प्रर्याप्त मानसिक विश्राम भेलनि। ओ सुति रहलीह। ठीकेदार साहेब पता नहि, की-की सोचैत रहलाह?

भोरे आठे बजे ओ ओहिठाम पहुँचल रहथि। दुपहरियाक एक बाजि रहल मुदा हीरा बाबू अखन धरि ससुरक पुछारि नहि केलाह। नीलिमाक संग भोजन कए ठीकेदार साहेब स्वयं हीरा बाबूसँ भेँट करए गेलाह। हीरा बाबू अपन आवासीय कार्यालयमे फाइलक बीच डूबल रहि हुनक तिरस्कार करैत रहलखिन।

नीलिमा आगू बढ़ैत कहलखिन-

“बाबूजी, अएलाह अछि।”

हीरा बाबू ठीकेदार साहेबकेँ इसारा कए बैसबाक आग्रह कएलनि। ठीकेदार साहेब पुछलखिन-

"की हाल अछि?"

"ठीके। कोना अएलहुँ?" हीरा बाबू बाजि उठलाह।

"ओहिना सहरमे किछु काज छल। सोचलहुँ भेँट केनहि चली।"

नीलिमाकेँ अपन पिताक उपेक्षा नहि सहल गेलनि। ओ तमतमाइत अपन पिताकेँ घिचने ओहिठामसँ उठि गेलीह। हीरा बाबू पुन: फाइलमे डुवि गेलाह।

गाड़ी मधुबनी टीसनपर आबि गेल छलैक। नीलिमाकेँ औंघी लागि रहल छलनि। ठीकेदार साहेब उठौलखिन-

"उठू, नीसू उठू। मधुबनी आबि गेल।"

नीलिमा थाकल, झमारल उतरलीह। निस्तेज, उत्साहहीन, नीलिमाक एक्का जौं-जौं गाम दिसि बढ़ए लागल, नीलिमाकेँ भूतकालक दृश्य सभ मोन पड़ए लगलनि। कतेक दुलारू छलीह ओ। गामक लोकसभ जे केओ ओमहरसँ जाइत, नीलिमा दिस तकिते रहि जाए। जेहने सज्जन तेहने सुन्दरि। स्वभाव ओ गुणक अपूर्व समन्वय। पिताक एसगर सन्तान। ठीकेदार साहेब जे किछु कमेलाह तकर प्रेरणा नीलिमेक छल। कतेक गरीब छलाह ओ। नीलिमा लक्ष्मी बनि कए आएल छलि हुनका ओतए। नीलिमाक जन्म होइतहि ओ बढ़ए लगलाह। मुदा आइ संगे-संग एक्कापर चलैत-चलैत ओहो गुम छलाह। किछु कालमे गाम आबि गेल। ठीकेदार साहेब ओ नीलिमा एकपेरिया रस्तापर अपन घर दिस बढ़ैत गेलाह। लगैत छलैन जेना हुनकर सभ आशापर तुषारपात भए गेल हो।



# पढ़ू पूत चण्डी

समय एक गतिसँ आगा बढ़ल जा रहल अछि। मुदा हम-अहाँ ओकर प्रवाहमे कहि नहि कतए पहुँचि जाइत छी। जेना कोनो तेज धारमे छोट-मोट कतेको वस्तु स्वत: दहाइत कहाँ-सँ-कहाँ पहुँचि जाइत अछि, ओएह हाल एहि जिनगीक अछि।

"अहाँ की केलहुं? घूरतर बैसल प्राय: नित्य साँझमे गामक कैकटा बूढ़सभ आपसमे चर्चा करैत छलाह।"

केओ किछु, केओ किछु कहैत। गप्प-सप्प बिबादक रुप धरैत आ अन्ततोगत्वा कहिओ काल झंझटोक संभावना भए जाइत। सभसँ ढीठ ओ दबंग ,ठीठरकाका पहलमान आ अपढ़ छलाह । ओ ओहि घूरक महफिलमे डंकाक चोटपर कहितथि-

"पढ्ू पूत चण्डी जासे चले हण्डी।"

सद्य: लाभमे पूर्ण आस्था छलनि। भोरमे बच्चा महिष चरओलक आ साँझमे एक डाबा गरम-गरम दूध हाथमे। एहिसँ नीक शास्त्र की भए सकैत छल? ओकरा आगू सभ पढ़ाइ-लिखाइ व्यर्थ। कहिआ पढ़त आ कहिआ कमाएत..? मुदा ओहीठाम हीरा काकाक स्वर एकदम दोसर रंग छल। हुनकर कहब जे धिया-पुता पढ़त तँ विचारवान होएत आ सुखी रहत। गाममे ओहि घूरक चर्चा चर्चित छल। दुनू गोटा जँ साँझमे बैसितथि तँ अपन-अपन दर्शनक अनुसार जरूर बजितथि आ परिणाममे विवाद होइत।

ठीठरकाका दबंग ओ लठैत छलाह। जबरदस्त खेती-पथारी रहनि। धिया-पुता सभ बेस मोट-सोंट आ लंठ। सभ खेतीमे लागल रहैत छल। परिवार सुखी छल। हुनका तुलनामे हीरा काकाक

हालत पातर छल। धिया-पुता सभ इसकुल-कॉलेजमे पढ़ि रहल छल। खेती-पथारी कोनो खास नहि। तेँ करखनो काल ठीठर काकाक कथन ठीक बुझाइत छलनि। मुदा दुनू गोटे अपन-अपन विचारपर दृढ़ छलाह।

हीरा काकाकेँ अपन धिया-पुताक बड़ आशा छलनि। आ तेँ अपन सम्पूर्ण शक्तिसँ धिया-पुताकेँ शिक्षा व्यवस्थामे लागल रहैत छलाह। समय बितैत गेल आ हुनकर सभ नेना सभ पढ़ि-लिखि यथायोग्य नीक-नीक स्थानपर पहुँचलाह। ओमहर ठीठरक स्थिति दिन-प्रति-दिन गड़बड़ाइत गेल। वृद्धावस्थाक जोर पकड़ितहि पुत्र सभ आपसमे लड़ैत रहैत छलाह। बात बिगड़ैत देखि ओ सभकेँ फराक-फराक कए देलखिन। जमीन-जथा बँटि गेल।

बीस बरखक बाद आइ ने हीरा बाबू छथि आ ने ठीठरकाका। मुदा सुनबामे बहुत किछु आएल। ठीठरकाका बड़ कष्टमे मरि गेलाह। बेटा सभ खेत-पथार बेचि लेलक आ पेट पोसबाक हेतु गामसँ पड़ा गेल। हीरा बाबू सेहो सुखी नहि भए सकलाह। धिया-पुता सभ पढ़लक-लिखलक जरूर मुदा सभ अपनामे व्यस्त। ककरो बूढ़ाक व्यथापर सोचबाक समय, इच्छा ओ सामर्थ्य नहि भेलैक। केओ कलकत्ता तँ केओ बंबई। पाँचो बेटा पाँचटा सहर धेने छलाह। सुनबामे ईहो आएल जे मझिला बेटा लखनउमे मकान बना लेलक अछि। हीरा बाबू ओहिना एसगर टकटक तकैत बिदा भए गेलाह।

ओहि इसकुलमे मौलाना-जोलहाक बेटा सेहो हमरा सभहक संगे पढ़ैत छल। पढ़एमे सामान्य छल मुदा अत्यन्त सज्जन ओ संवेदनशील। कैक दिन गामसँ इसकुल जाइत काल ओ भेटि

जाइत। मुदा ओ इसकुल नियमित नहि जाइत छल। कैक दिन बाधमे ओकरा हम सभ हर जोतैत देखियैक। हँसियो लागए आ दुखो भए जाए। कहिओ काल ओकर पिता सेहो भेटि जाइत, एकटा आग्रहक संग-

“बौआ, माहटर साहेब बाबूसँ कहि देबै जे हमर बचबा आज नै जाएत।”

पुछिऐक- “किएक?”तकर जवाबमे पनपिआइ गमछामे बन्हने हर जोतइत अपन बेटा दिसि इसारा करैत। कैक दिन हमरा संगे ओ इसकुल जाइत। रस्तामे भेँट भए जाइत छल। गमछामे पाँच-छहटा किताब ओ किछु कॉपी बन्हने हमरा देखैत घरेसँ आबाज दैत-“हमहँ चलब। ठाढ़े रहब।”आबाज सुनि कए हम-सभ पाकड़ि गाछक तरमे सुस्ताए लगैत छलहुँ। इसकुल पहुँचि सभसँ पछिलका सीटपर ओ बैसि जाइत छल। आ कैक दिन तँ सभ घण्टीमे मारि खाइत रहैत छल। बिना कोनो आक्रोश आ प्रतिकृयाक कैक दिन कहितिऐक-

“एना मारि किएक खाइत रहैत छह! नीकसँ पढ़ाइ करह।”

मुदा ओ हमर-सभहक बात सुनि किछु-किछु अकाट्य तर्क दए दैत छल। बहुत दिनक बाद ओकरा एक दिन चौकपर रिक्सा लगौने देखलिऐक। हमरा देखि ओकरा उत्साह भेलैक। प्राय: ओकरा भेलैक जे ई यात्रीपर ओकरा बिशेष अधिकार छैक। एक बेर हमरा मोन भेल जे ओही रिक्सासँ चली मुदा आत्मा सिहरि गेल। हमर ओ सहपाठी रिक्सा चलाओत आ हम ओहिपर बैसल रहब। आ हम कात भए गेल रही। किछुए कालक बाद ओकर बूढ़ पिता एक गठ्ठर कपड़ा लेने आएल। प्राय: हमरा नहि चिन्हि सकल। ओहि

रिक्सापर गठ्ठर राखि बाप-बेटा मिलि कए बीड़ी पिबए लागल। समयक एतेक अन्तरालक बादो बाप-बेटाक स्नेह बनल छल। हमरे सभहक संगे किछु वरिष्ठ विद्यार्थी सभ सेहो इसकुल जाइत छलाह। जाहिमे सँ कैक गोटा मैट्रिकमे चारि-पाँच बेर फेल कए क्रान्तिकारी भए गेल छलाह। गाममे छोटका लोकसभकेँ संगठित कए ओ सभ महाउपद्रव ठाढ़ कए देने छल। कैकटा पैघ गृहस्थक हर-जन बन्द भए गेल छल। पनिभरनी सभ आँगनमे काज नहि करत आ भरिआ भार लए कए नहि जाएत। जकर घर जाहि जमीनपर छैक से तकर हेतैक। ई हेतै वो हेतै आ भए कए रहतैक। दिन राति गाममे घोल-फचक्का होइत रहैत...।

सभसँ बड़का आफद बड़का मालिककेँ भेल रहनि। ओ एकदम चिंतित भए गेल रहथि। दिन-राति हुनका ओहिठाम भण्डारा चलैत रहैत छल। इलाकाक पहलमान ओ लंठक जमघट रहैत छल। समय बीतलाक संग-संग ओ क्रान्तिकारी सभ शान्त भए गेलाह। अधिकांश कतहुँ-कतहुँ चाकरी कए रहल छलाह आ एकाधटा अकाल मृत्युक सेहो सिकार भए गेलाह।

बड़ीकाल बैसल इएह सभ सोचैत रही कि दिनेश भाइ भेटि भए गेलाह। ओ हीरा बाबूक जेठ भातिज छलाह आ अंतकालमे ओएह बेचारेक सेवा केने रहथि। हीरा बाबूक छोट पुत्र टुना हमर सहपाठी छलाह। हुनके प्रति गप्प होबए लागल। कहलाह जे ओ तँ बहुत दिनसँ लंदनमे रहैत अछि। बड़का हाकिम भए गेल अछि आ बहुत रास पैसा कमाइत अछि। मुदा कैक बरखसँ गाम नहि आएल अछि। पुछलियनि-

“हीराबाबूक काजमे आएल रहथि की नहि?”

“नहि आएल रहथि।”

छगुन्तामे पड़ि गेलहुँ। पुछलऐक- “किएक?”

“कहि नहि! मुदा मृत्युसँ दू-तीन बरख पूर्व आएल छलाह। गाम डोलि गेल रहए। जाइत काल बहुत रास टाका पिताकेँ दैत रहथिन मुदा ओ नहि लेलखिन।”

बिच्चेमे चौंकैत पुछलिअनि-

“कारण?”

“कहाँ दनि कहलखिन जे ई पैसा अहीं राखू। काज आओत। जाहि पैसाक कारण अहाँ एतेक दूर चलि गेलहुँ, गाम-घर, माए-बाप ओ सभ किछु त्याग कए देलहुँ ताहि पैसाकेँ व्यर्थ हमरापर किएक नष्ट कए रहल छी। टुना तहिआसँ घुरि कए गाम नहि अएलाह।”

“मुदा ठीठर काकाकेँ की भेल?”

“की कहू? सभ बेटा घर छोड़ि पड़ा गेल। करबो की करितैक? गामपर किछु नहि बाँचल रहैक। असगर ठीठर काका काहि कटैत रहैत छलाह। जेठकी पुतोहु थोड़-बहुत सेवा कए दैत छलखिन।”

एक बेर फेर ठीठर काका भीमकाय ओ हुनक आप्त वाक्य मोन पड़ि गेल-

“पढ़ू पूत चण्डी, जा से चलए हण्डी।”

बहुत थाकि गेल रही । कहि नहि इएहसभ सोचैत-सोचैत करवन नीन्न पड़ि गेल ।



# युद्घाय कृत निश्चय

“की करी किछु फुरा नहि रहल अछि...! प्रेसबला सभ पाछू पड़ि गेल अछि। जतए जाउ ओतहि ई सभ पहुँचि जाएत।” मुख्यमंत्रीजी बाजि उठलाह। पुन: अपन प्रेस सचिवकेँ बजओलखिन-

“मिस्टर सिंह। अहाँ एकटा विज्ञप्ति अखबारमे प्रकाशित करबा दिऔक जे प्रेसक आदमी मुख्यमंत्रीसँ सम्बन्धित ओही समाचारकेँ प्रकाशित कराबथि जे हुनकर सरकारी कारोबारसँ सम्बद्ध होइक आ जकरा छापब जनताक हेतु नितान्त आवश्यक होइक। संगहि ईहो समाचार प्रकाशित करबाओल जाए जे हमर व्यक्तिगत कृया-कलाप छापए बला समाचार पत्र ओ सभ व्यक्तिक विरूद्ध कार्रवाई कएल जाएत।”

उत्तरमे प्रेस सचिव बाजि उठलाह-

“ठीक सर! प्रेस बला सभकेँ कहि नहि की भए गेल छैक? एकरा सभकेँ सबक सीखेनाइ जरूरी थिक। हम आइए ई विज्ञप्ति प्रकाशित करबा दैत छी।”

“हद भए गेल! कहि नहि, प्रेसबला सभकेँ की भए गेलैक अछि?”

अहीं कहू अपना सभमे बलिदान देबाक तँ पुरान प्रथा छैक आ ताहि बातकेँ लए कए प्रेसबला सभ छापि देलकै अछि आ सौंसे देशमे हड़बिड़रो मचि गेल जे तिवारीजी अपन कुर्सी बचएबाक हेतु

छागरक सोनितसँ स्नान कएलनि अछि। लगैत अछि जे प्रेसबला सभकेँ सबक सीखबहि पड़त। मुदा कोना? काल्हि एहि विषयपर बिस्तारसँ विचार-विमर्श कएल जएतैक।

“मैडम। प्रेस विल तँ अहींक आज्ञासँ लगाओल गेल।”

मुदा जाहि तरहक विरोध एकर भए रहल अछि से तँ अप्रत्याशित अछि। लगैत अछि हमरा नव मुख्यमंत्रीक नियुक्ति करहि पड़त।”

“हम तँ अहाँक शरणमे सदिखन रहलहुँ अछि। कही तँ एहि विलकेँ वापस लए ली?”

“एकर बादो हम ई आश्वासन नहि दए सकैत छी। फेर गप्प कएल जेतैक।”

-केओ महिला एतबा कहि कए टेलीफोन काटि देलनि। एकर बादे माननीय भूतपूर्व मुख्यमंत्रीजीक निन्न उपटि गेलनि। सभटा बीतल गप्प सीनेमाक रील जकाँ सपनामे देखार भए रहल छलनि। असलमे हुनकर कुर्सीसँ हटब एकटा तेहन मार्मिक प्रसंग छल जे हुनका निरंतर ओझरओने रहैत छल।

ओना जहिआसँ ओ मुख्यमंत्री भेलाह तहिएसँ हुनका भयावह स्वप्न सभ आबए लागल छलनि। विपक्षी दलक नाकेबन्दी मजबूत भए गेल छल आ सत्तादलमे सेहो कैक गूट भए गेल छल मुदा साहसक बले ओ आगा बढ़ैत जाइत छलाह। अकस्मात गाड़ीक पहिया धसैत देखलनि तँ ओ ओकरा उखारबाक कोनो कम प्रयास केलनि से बात नहि, मुदा भावी प्रवल। कर्णोक रथ तँ एहिना धसि गेल रहनि। बेस संक्रमण कालमे ओ जहाँ ने आगू बढ़लाह कि रथक पहिआ धसए लागल। ठीक ओएह हाल माननीय भूतपूर्व

मुख्यमंत्रीजीकेँ भेलनि।

भए सकैए जे हमर गप्प अहाँकेँ तीत लगैत हो। अपने लोकनि भावुक नहि होइ। माननीय भू.पू. मुख्यमंत्रीजी कुर्सी बचएबाक हेतु कोन कुकर्म छोड़लाह?

कहबी छैक जे ने दौड़ चली ने ठेसि खसी। मुदा मुख्यमंत्रीजीकेँ ई गप्प के बुझेतनि? ओहि दिन अखबारमे एकटा बेस नमगर अपील पढ़लहुँ। धूर्तताक चरम सीमा छल। मैथिलीमे समाचार पत्र निकालताह।

यौ महामहोपाध्यायजी। अपनेकेँ ई बुद्धि किछु दिन पूर्व किएक नहि भेल? की अहाँ जनताकेँ ओतेक मुर्ख बुझि रहल छिऐक जे अहाँ ओकरा भुतिएने फिरिबैक। एकदम नहि। आब जमाना बदललै। खैर! देर अएलहुँ दुरुस्त अएलहुँ। मुदा ई तँ कहू जे ओहि समाचार पत्रमे की-की खबरि छपतैक? मुख्यमंत्री पदक पुन: प्राप्तिक हेतु जँ अहाँ कोनो यज्ञ करबैक तँ ओकरा प्रमुखतासँ छपबैक वा नहि? आशा अछि जे एहि बेर ओ समाचार मैथिलीमे प्रकाशित समाचार पत्रक मुख्य पृष्ठपर अपने छापब।

ओहि दिन गाममे बैसार रहैक। नवतुरिआ सभ मैथिलीक प्रचार-प्रसारक हेतु बेस आन्दोलन केने छलाह। माननीय भू.पू. मुख्यमंत्रीजी प्रमुख वक्ता छलाह। ओ बाजक लेल ठाढ़े छलाह कि केओ दौड़ल आएल। कहलक-

“दिल्लीसँ फोन आएल अछि।”

ओ मंचपरसँ धड़फड़ाइत उतरए लगलाह ओ एही क्रममे खसि पड़लाह। फेर ओएह नारी स्वर। फेर ओएह हतप्रभ भू.पू. मुख्यमंत्री...।

एमहर बैसारीमे हल्ला छलैकजे भू.पू. मुख्यमंत्रीजी किछु महत्वपूर्ण घोषणा करताह। सम्भवत: ओहि अप्रत्याशित फोनक कारणसँ बैसारक कर्यवाहीपर गम्भीर प्रभाव पड़ल आ बैसार साधारण भाषणक बाद स्थगित भए गेल।

ओहि दिनुका बैसारक बाद भू.पू. मुख्यमंत्रीजी बहुत दिन धरि चुप रहलाह। पछिला महिना समय-समयपर छपल समाचारक किछु महत्वपूर्ण अंश प्रस्तुत अछि-

<u>दिनांक २ मई सन् १९७६</u>

आइ मुकुल पटना अएलाह। परम सन्तोष अछि जे हम हुनका प्रसन्न कए सकलहुँ। ओना हमर प्रतिद्वन्दी लोकनि हमरापर लागल छथि मुदा जाधरि मुकुल हमरापर नहि तमसेताह ताधरि केओ किछु नहि कए सकैत छथि। तेँ हुनका प्रसन्न करबाक हेतु जान लगा दी।

<u>दिनांक १२ सिदम्बर १९८१</u>

मैथिलीक अधिकार हेतु किछु मैथिल आएल छलाह। आखिर मैथिलीक की महत्व अछि? हमरा ई सभ तँ एकदम नीक नहि लगैत अछि, मुदा कएल की जाए। व्यक्तिगत हमरा मैथिल-मैथिलीसँ कोनो लगाव नहि अछि। हँ, जँ केओ अपन सम्बन्धी होथि वा दोस्त-महिम होथि तँ तिनका नीक-सँ-नीक पद दिआबी आ मदतिओ करी। मैथिली-मैथिली चिचिएलासँ की होएत?

<u>१४ अक्टुबर १९८२</u>

बिहार बेस विवादास्पद राज्य अछि। मोन तँ होइए जे एहि पदकेँ छोड़ि जा कए आराम करी, वा पुन: अपन पहिलुका काजमे लागि जाइ। मुदा एतेक आमदनी छैक एहि काजमे जे अन्यथा

सातो जन्ममे नहि भए सकैत अछि। प्रेसबला सभ पाछू पड़ि गेल अछि। की करी बुझा नहि रहल अछि?

**<u>१ जनवरी १९८४</u>**

देखा चाही नव बरख की-की रंग लबैत अछि। मुख्यमंत्री पदसँ हटलाक बाद तीव्र वैराग्य भए रहल अछि। खने मोन करैत अछि जे राजनीतिसँ सन्यास लए ली। खने मन करैत अछि जे 'युद्धाय कृत निश्चय'क पुनरावृत्ति कए दी। एकटा उपाय सुझि रहल अछि। मैथिलीक प्रचारमे पदयात्रा किछु सज्जन चला रहल छथि। हुनके संग धरी। गामे-गाम मैथिलीक नामे हमरो प्रचार भइए जाएत। सुनबामे आएल अछि जे दरभंगा लग एकटा बड़ सिद्ध तांत्रिक छथि। हुनकोसँ किछु परामर्श करब। आगा जगदम्बाक ईच्छा।

कैक दिनसँ थाकल-झमारल भू.पू. मुख्यमंत्रीजी ओहि दिन दुपहरियामे कनेके आँखि मुनने छलाह कि सपनाए लगलाह। साक्षात् महिषासुर मर्दिनी कत्ता लए घुमि रहल छलीह। शत्रुक संहार करैत छलीह। नवका मुख्यमंत्रीक नाशक हेतु षडयंत्र जोर-सोरसँ चलि रहल छल। जतहि देखू ततहि भू.पू. मुख्यमंत्रीजीक स्वागतमे स्वागतद्वार सभ बनल छल। मैथिलीक प्रचार खूब भेलैक। भू.पू. मुख्यमंत्रीजीक नामक नगारा चारूकात बाजि रहल अछि। चुनाओ घोषणा भए गेलैक। बड़का-बड़का उद्योगपति सभ अपन भविष्यक आशापर पर्याप्त चन्दा दए रहल छथि।

एहि सबहक परिणामो बहरेलैक आ हम पुनश्च मुख्यमंत्री भए गेलहुँ। शपथ ग्रहण समारोहमे किछु मैथिल सभ उपद्रव करए चाहैत छलाह कि पुलिस लाठीचार्ज कए देलक...।

एतबहिमे भू.पू. मुख्यमंत्रीजी सपनेमे गरजए लगलाह कि हुनक नीन्न खुजि गेलनि। उठलाह तँ ओएह रामा ओएह खटोला। पुनर्मुषिकोभव।

**(१६ अगस्त १९८४)**



# यमलोकक दल-बदलू

ओहि दिन यमलोकमे जबरदस्त गहमा गहमी छल। भेल ई जे मृत्यु लोकसँ हालमे आएल बहुत रास लोक ओतए पहुँचलाक बाद जनतंत्र बहालीक मांग पर अड़ि गेल रहए। नित्य प्रतिक हंगामासँ तंग भए यमराज यमलोकक नव संबिधानक हेतु अध्यादेश जारी केलाह। तकर बाद मृत्यु लोकक जेना चुनाओक कार्यवाही प्रारंभभेल।

यम प्रतिनिधि बनब बहुत  कठिन थिक। यद्यपि सत्तारूढ़ दलसँ लए कए विपक्षी धरिक सभ व्यक्ति अपन-अपन सेवाक प्रति समर्पणक भावनाक चर्च करैत-करैत अपसियाँत रहैत छथि मुदा असलमे जे ओ करैत छथि से जगजाहिर अछि। इएह सभ गप्प हम ओहि दिन सोचैत रही कि यमलोकक अखबारमे प्रतिनिधि सभा चुनाओक समाचार निकललैक।

समाचार देखिते एक बेर हमरा जेना करेन्ट लागि गेल। कोना ने लागए। यमलोकमे जहिआसँ चुनाओक सिलसिला अएलैक तहिआसँ कतेक घर बसि गेल। कतेको बेरोजगार सभ रातिए-राति धनिक भए गेल। इएह कारण थिक जे आब लोक जहाँ यमलोकमे चुनाओक हल्ला सुनैत अछि कि टिकट लेबक हेतु एड़ी-चोटीक एक कए दैत अछि।

यमलोकक प्रतिनिधि सभाक चुनाओ भेला एक मास भेल छलैक। कोनो दलक स्पष्ट बहुमत नहि आएल छलैक। प्रधान बनए लेल बेस घमरथन भए रहल छलैक। यद्यपि दल सभहक संख्या तँ ९ टा छल मुदा मूलत: तीनटा दलक सदस्य बेसी छलाह- पिशाच

दल,भूतनाथ दल ओ प्रेत दल।

नव निर्वाचित सदस्यमे कम सँ कम पचासटा सदस्य एहन छलाहजे पाँच-सात बेर दल बदलि चुकल रहथि। यम प्रतिनिधि सभामे कोनो दलकेँ स्पष्ट बहुमत नहि भेटलासँ हिनका सभहक लेल स्वर्णिम अवसर छलनि। नवका यम प्रतिनिधि सभ अपन-अपन भविष्य सुधारबाक हेतु बेस उत्सुक छलाह।

प्रमुख महोदयकेँ से बेस परेसानी छलनि। हुनका तीनू दलक नेता बेरा-बेरीसँ अपन-अपन समर्थनमे आधासँ अधिक सदस्यक सूची प्रस्तुत केने छलाह। तीनू सूचीमे पचासटा सिद्धहस्त दल-बदलू आ पचीसटा नवका यम प्रतिनिधिक नाम सामिल छल। प्रमुख महोदय भूतपूर्व इमानदार छलाह। मुदा जनताक हिसाब देखि कए रंग बदलि लेने छलाह। ओहो मामला नीकसँ बुझि रहल छलखिन। आखिर इमानदारीसँ होइते की छैक? नून रोटी चलि सकैत अछि। घरवाली कहथिन जे कहि नहि कोन करम केलहुँ जे अहाँक संग भेल।

जहिआसँ प्रमुख महोदय अपन चालि-ढालि बदललाह तहिआसँ दुनिआ दोसर भए गेलनि। जेम्हरे देखू तेम्हरे लक्ष्मीक दर्शन। ई अवसर हुनका हेतु स्वर्णिम अवसर छल। जनसेवाक व्रतधारी लोकनिक प्रथम अवतार भए रहल छल। यमराज तीनू नेतासँ गप्प-सप्प करबाक हेतु तिथि निर्धारित कए सूचित कए देलखिन आ अपने भूमिगत भए गेलाह।

प्रेत दलक नेता रातिक बारह बजे यमराजक पत्नीसँ भेँट करए गेलाह। दोसर-तेसर ओहिठाम केओ नहि छल। पेटीसँ नोटक सभ गड्डी निकालि धराधर टेबुलपर राखि देलखिन।

“ई थिक पुतोहुक मुँह देखाइ।”

फेर गप्प-सप्प आगा बढ़ल कहए लगलखिन-

“राजनीतिक हाल-चाल तँ अहाँकेँ बूझले अछि। पिशाच दल ओ भूतनाथ दलक नेता सभ हमर पक्षक यम प्रतिनिधि सभकेँ फोरि रहल छथि। अहाँ यमराजकेँ हमर सिपारिस कए हमरा न्याय दिआउ।”

यमराजक धर्म पत्नीजीकेँ तीनू लोक सुझि रहल छलनि, मुदा तैओ बजलीह-

“अवश्य कहबनि। अहाँसँ बेसी योग्य, कर्मठ ओ इमानदार के भए सकैत अछि? प्रधानक पद तँ अहींकेँ भेटबाक चाही।”

प्रेतनेता सहर्ष ओहिठामसँ बिदा भेलाह। मुदा ओ समस्याक अन्त नहि छल। आखिर मास दिनक बादे सही, यम प्रतिनिधि सभाक सामना तँ करैक छलनि। तेँ कम सँ कम पचासटा आओर यम प्रतिनिधिकेँ अपनामे मिलायब जरूरी छलनि।

राता-राती ओ अपन विश्वासपात्र प्रेतनेताक सचिवक ओहिठाम पहुँचलाह। ओमहर पिशाच दल ओ भूतनाथ दलक लोकसभ सेहो बैसल नहि छलाह।

राति भरि हुड़दंग होइत रहल। असलमे बीस-पच्चीसटा यम प्रतिनिधि कैक गोटेसँ टाका लए लेने छलाह। तीनू नेता सोचथि जे ओ सभ हमरा संगे छथि मुदा असलमे ओ सभ ककरो संगे नहि रहथि। ओ सभ चुनाओमे खर्च भेल अपन पूँजी ऊपर करबाक हेतु अपसियाँत छलाह। मुदा यमराज सेहो आब परेसान छलाह आ यम प्रतिनिधि लोकनिकेँ साफ कहलखिन-

"जँ अहाँ लोकनि स्पष्ट स्थिति नहि उत्पन्न करब तँ हम यमलोक प्रतिनिधि सभाकेँ भंग करबा देब।"

ई बात सुनि नवका यम प्रतिनिधि सभहक मनमे हड़बड़ी मचि गेल। ओ सभ गोटे प्रेत दलकेँ अपन समर्थन देबाक निर्णय प्रमुख महोदयकेँ अवगत करा देलखिन।

प्रात:काल प्रेत दलक नेता मंगनूकेँ प्रधान पदक हेतु शपथ कराओल गेल।

प्रात:काल शपथ ग्रहण समारोह प्रारंभ भेल। मनोनीत प्रधानजी अपन जेबीमे सँ एकटा चिट निकालि कए अपन पी.ए.केँ देलखिन। पी.ए. साहेब ओहि कागजकेँ प्रमुखक आप्त सचिवकेँ दए देलखिन।

ओमहर यम प्रतिनिधि लोकनि मंत्री पद प्राप्तिक संभावनासँ अपसियाँत छलाह। किछुए कालमे घोषणा प्रारंभ भेल। नव मंत्रीमण्डलमे तीस गोट कैबीनेट, बीसटा राज्यमंत्री ओ बीसटा उपमंत्रीक नामक घोषणा कएल गेल। एहि तरहेँ यम प्रतिनिधि सभाक एक तिहाइ सदस्य मंत्री बनि रहल छलाह। शेष सदस्यमे सँ सत्तापक्षक समर्थक यम प्रतिनिधिकेँ कोनो-ने-कोने पद अवश्य देबाक स्पष्ट आभास भेटि गेल छलनि। प्रमुख निकेतन खचाखच भरल छल। शपथ ग्रहण समाप्त होबएपर छल कि सत्तापक्षक एकटा यम प्रतिनिधि गरजि उठला-

"मंत्री पदक हेतु चयनमे पक्षपात कएल गेल अछि! आदि-आदि...।" प्रधानजी मुड़ी उठेलाह आ इसारासँ किछु कहलखिन।

प्रधान विक्षुब्ध यम प्रतिनिधि सभक गुप्त बैसार कए रहल छलाह। रात्रिमे बारह बजे बैसार शुरू भेल से प्रात: छह बजेमे

सम्पन्न भेल। बैसारमे पचासटा यम प्रतिनिधि छलाह जे कहैत गेलाह जे जौं अहाँ अपन बात नहि राखब तँ हम सभ अपन बात बदलबाक हेतु मजबूर भए जाएब।

हारि कए प्रधानजी ओहिमे सँ पन्द्रह गोटेकेँ विभिन्न कैबिनेट मंत्रीक दर्जा संगे अपन-अपन जिलाक प्रशासनिक मुखिया सेहो बनाओल गेल। सभा विसर्जित भेल।

ओमहर पिशाच दल आ भूतनाथ दलक नेता प्रेत दलक नेताकेँ प्रधान पदक शपथक विरोधमे संपूर्ण यमलोकमे हड़ताल कए देलनि। यमलोकमे कानून/व्यवस्थाक गम्भीर समस्या उत्पन्न भए गेल। असलमे दुनू नेताकेँ प्रधान पद छुटि जयबाक आक्रोश तँ छलनिहे। सभसँ बेसी कष्टक गप्प छल जे हुनका लोकनिकेँ गम्भीर आर्थिक क्षतिसँ सामना करए पड़ल छलनि। यमलोकक पचासो यम प्रतिनिधि तीनू नेतासँ यथेष्ट पाइ टानि लेने छलाह। प्रधानकेँ अपन कुर्सी बचाएब पराभव भए रहल छलनि। प्रमुखक खिलाफ दुनू बिरोधी दल यमलोक भरिमे हड़ताल कए देने छलैक। स्थिति सम्हरने नहि सम्हरि रहल छलैक। अन्ततोगत्वा, प्रधानजी बिरोधी दलक नेता सभसँ गोपनीय बैसार करबाक निर्णय केलनि।

दोसर दिन बिरोधी नेतासभ एक-एक कए प्रधानजीसँ फराक-फराक भेँट करए लगलाह। पाँचटा छोट-मोट नेताकेँ शान्त केलनि। मुदा पिशाच दल ओ भूतनाथ दलक नेता किछु सुनबाक हेतु तैयार नहि छलाह।

अन्ततोगत्वा, प्रधानजी पिशाच दलक नेताकेँ विपक्षक नेता बनएबाक घोषणा केलनि। हुनको कैबिनेट मंत्रीक दर्जा देल गेल। संगहि भूतनाथ दलक नेताकेँ यम प्रतिनिधि सभाक उप-सभापति

बनएबाक निर्णय कएल गेल। दुनू नेताकेँ पॉच-पाँच करोड़ टाका अपन-अपन जिलाक बिकासक नामपर खर्च करबाक अधिकार देल गेल।

एहि तरहेँ मंत्री मण्डलक कृयाकलाप प्रारंभ भेल। प्रमुख महोदय सहित यम प्रतिनिधि लोकनिकेँ हरियरी आबि गेल। यमलोकमे यम प्रतिनिधि सभाक अधिवेशन प्रारंभ भेल। कतेको नव गोटे एहि बेरक अधिवेशनमे देखबामे आबि रहल छल। सदस्य सभकेँ शपथ दिआओल गेल आ तकर बाद प्रमुख महोदयक भाषण भेल। यमलोकक अगिला बरखक बजटक प्रस्ताव प्रस्तुत कएल गेल। एतबा कार्यक्रम भेल छल कि विपक्षी नेतासभ वर्तमानमंत्री मण्डलमे अपन अविश्वास प्रस्ताव प्रस्तुत केलनि। यम प्रतिनिधि सभामे जबरदस्त हंगामा होबए लागल। हंगामा नियंत्रणसँ बाहर भए गेल आ अध्यक्षकेँ यम प्रतिनिधि सभाक कार्यवाही स्थगित कए देबए पड़ल। ओमहर विपक्षक नेता अपन चेला-चाटीक संगे यमसभा अध्यक्षक निर्णायक विरूद्ध यम प्रतिनिधि सभासँ वहिगर्मन कए देल।

यमलोकक राजनीतिक स्थिति कहुना ठहरिये ने रहल छल। प्रधानजी परेसान छलाह। प्रतिपक्षक नेता सभ यमलोकमे हड़तालक आह्वान कए देने छलाह। मुदा प्रधानजी कुर्सी छोड़बाक हेतु तैयार नहि छलाह। दोसर दिन यम प्रतिनिधि सभाक सत्र फेर प्रारंभ भेल आ सत्ता पक्ष ओ प्रतिपक्षक नेता आ सदस्य लोकनि हंगामा करए पर अड़ल छलाह। प्रधानजी जतबोकेँ मंत्री बना सकलाह ततबो लोक गड़बड़ी नहि करताह तकर कोनो ठेकान नहि छल। शेष लोकनिक कहब मोसकिल।

ओहि दिन सेहो यम प्रतिनिधि सभाक बैसार स्थगित भए गेल। एहि तरहेँ प्रधानजी पाँच दिन काटि लेलाह। ताधरि अनेको उद्योगसँ मंत्रीमण्डलक गठनमे जे आर्थिक दबाब पड़लनिसे वापस भए गेल छलनि। विपक्षक सदस्य सभ यमराजकेँ विज्ञापन-पर-विज्ञापन दैत छलाह जे यम प्रतिनिधि सभाक अधिवेशन शीघ्र बजाओल जाए। अन्ततोगत्वा, यमराज प्रधानजीकेँ बजा कए साफ कहलखिन जे अहाँ सात दिनक भीतर प्रतिनिधि सभामे अपन बहुमत सिद्ध करू अन्यथा अहाँक कुर्सी चलि जाएत।

प्रधानजी अपसियाँत छलाह। नवका यम प्रतिनिधिक गुटक कोनो भरोस नहि छलनि। मुदा झख मारि कए यम प्रतिनिधि सभामे विश्वास प्रस्ताव रखलाह। निर्णय भेल जे काल्हि एहिपर मतदान होएत। विपक्षक सदस्य सभ हर्षसँ थपड़ी पीटए लगलाह।

राति भरि केओ यम प्रतिनिधि सुतल नहि। प्रात:काल दस बजे यम प्रतिनिधि सभाक बैसार प्रारंभ भेल। यमसभा अध्यक्ष महोदय आशनपर विराजमान भेलाह। मत विभाजनक घन्टी बाजल। गुप्त मतदानक व्यवस्था छल। आधासँ अधिक सदस्य प्रधानक विरोधमे मतदान कए देलाह। यमसभा अध्यक्ष एहि निर्णयक घोषणा कए देल। प्रधान दल बदलक गम्भीर सिकार भए गेल छलाह। मुदा ई सभ कोना भेल से नहि कहल जा सकैत अछि।

प्रधानजी अपन त्याग पत्र यमराजकेँ दए देलखिन। मास दिनक भीतर एक बेर फेर नव मंत्रीमण्डलक गठनक तैयारी जोर-सोरसँ प्रारंभ भेल। मुदा आब यम प्रतिनिधि सभ सेहो चितिंत छलाह। प्रतिनिधि सभा भंग होएबाक समाचार जोर-सोरसँ चारूकात पसरि गेल छल। यमराज सेहो सख्त रूखि अपनौने

छलाह। तेँ हेतु सभक मत भए गेल छलैक जे एकटा ठोस मंत्रीमण्डल बनाओल जाए।

भूतनाथ ओ पिशाच दलक नेता आपसमे बैसार केलाह। तय ई भेल जे पिशाच दलक नेता प्रधान बनताह। मंत्रीमण्डलमे दूटा उपप्रधान हेताह। एकटा उपप्रधान भूतनाथ दलक हेताह आ दोसर नव यम प्रतिनिधि गुटक नेता...। येन-केन प्रकारेण नव मंत्रीमण्डलक गठन भेल। यम प्रतिनिधि लोकनि आश्वस्त भेलाह जे जन सेवाक आब नीक अवसर हुनका सभहक हाथसँ नहि सरकतनि। यम प्रतिनिधि सभामे एहि मंत्री मण्डलकेँ विश्वास सेहो प्राप्त भए गेलैक। एहि तरहे यमलोकमे दोबारा जनतंत्र बहाल भेल।

# नर्कक संसद

“सुनैत जाइ जाउ सभासद सभ। आजुक कार्रवाही प्रारंभ हेबासँ पूर्व सभाक रपट पढ़ल जाएत। तदुपरान्त नव सदस्यक उद्घोषणा होएत आ फेर आन-आन कार्यवाही। नवगठित सदनक अध्यक्षताक भार नर्कक वरिष्ठतम सदस्य मनमोहन कैँ देल जाइत अछि।”

ई ध्वनि होइत अछि। जनता दिसिसँ आबाज आएल-

“अध्यक्षजी अपन परिचय देथि।”

मुदा ताबते संसदक सचिव उठलाह-

“बेस तँ सुनि लिअ। ई अत्यन्त निष्ठावान, नर्कक वयोवृद्ध आ वरिष्ठतम सहयोगी थिकाह। हिनका मर्त्यलोकमे फाँसीक दंड भेटल छलनि। आ ओतए ई सिद्धहस्त खूनी छलाह। इलाका भरिमे हिनक यश पसरल छल। ओना, हिनकर खाता सभ दिन लाले रहलनि अछि, मुदा एतए अएलाक बादो ओ कतेको कीर्तिमान स्थापित करैत रहलाह जाहिसँ यमराजक विशेष आज्ञासँ नर्क लोकमे रहबाक अवधि बढ़ैत रहलनि। हिनक दक्षताक सभसँ पैघ प्रमाण तँ इएह थिक जे एहू अवस्थामे नर्क लोकक सभटा सामान भयादोहन कए देल आ ककरो एकर भनकी धरि नहि लगलैक। सौभाग्यवश कही वा जे कही, ओ सभ सामान तस्करीक छलैक आ मृत्युलोकमे केओ प्राणी अपन पूर्वजक प्रोन्नतिक हेतु परमात्माकैँ घूस स्वरूप गाया जा कए दान केने छल। चूँकी ई सभ सामन तस्करीक छलैक, तैँ एकरा नर्क लोक बाटे जाए  पड़लैक। ओ पारगमनमे छलाह कि नर्क लोकक चुंगीक सिपाहीकैँ मेन्डेक्सक

गोली खुआ निशामे बुत्त कए मनमोहनजी सभटा सामन ब्लैक कए देल। मुदा धर्मराजक खुपिया विभाग बड़ चौकस अछि आ मनमोहनक एहि सुकृतिक पुरस्कार भेटलनि। पाँच बरख अतिरिक्त नर्क बाससँ।"

"बाह-बाह...! एकदम सही आदमीकेँ अध्यक्ष बनाओल गेल।"

"जय हो! जय हो!"

आबाज आएल चारूकातसँ।

ई निश्चय नर्कक गरिमा बढ़ओताह। थपड़ीक गड़गड़ाहटक बीचमे अध्यक्ष महोदय आसन ग्रहण कए उद्घोषणा कएल-

"मान्यवर नर्कवासी लोकनि, अहाँ सभ जे हमर सम्मान कएल अछि से युगानुकूल अछि। कलियुगमे पापक पुरस्कार धड़ाकसँ भेटि जाइत छैक। तस्करी करू कोठा पीटू, घूस लिअ, इन्जीनीयर जमाए करू। त्याग, तपस्या ओ चरित्रक महत्वक जमाना चलि गेलैक। आब तँ लूटि लाउ, कुटि खाउ। एहि बातमे अहाँ सभ गोटे पारंगत थिकहुँ। ओना, मृत्युलोकक नियम सभ किछु आओर थिक। ओतए कानूनक राज थिक, मुदा नामे के। से जँ सत्ते रहैत तँ एहिठाम नर्कमे कतेको भूतपूर्व महामहिम नहि पड़ल रहितथि। अहाँ लोकनिक सामने जे मंचपर छथि से मृत्युलोकमे बेस सम्मानित जननेता रहि चुकल छथि। जय-जयकार होइत छलनि हिनकर। मुदा काजक हिसाबे नर्कमे तृतिय श्रेणी भेटल छनि। हुनका नर्कक गेटक रखबारी करबाक भार भेटलनि। हमर कहब जे जहन मृत्युलोकमे सभ किछु दनादन चलिए रहल छैक, तँ नर्क लोक कथि लेल पाछा रहए। एही बातकेँ ध्यानमे राखि कए हम नर्क

लोकमे पुन: भयादोहन कएल आ एकर परिणामो अनुकूले भेल।"

चारू दिससँ थपड़ी पड़ए लागल। तदुपरान्त सचिव महोदय पूर्व सभाक कार्यवाही सदनक संपुष्टिक लेल प्रस्तुत करए लगलाह-

"मान्यवर, पूर्व सभाक प्रमुख-प्रमुख कार्यवाही प्रस्तुत अछि-
१. नर्कक बढ़ैत जनसंख्या वृद्धिकेँ देखैत एहिठाम यथाशीघ्र परिवार नियोजन परववारा मनायल जाए। वस्तुत: मर्त्यलोकमे अपराधक संख्याक भारी वृद्धिक कारणेँ नर्कक संतुलन गड़बड़ायल अछि आ एहिसँ नर्कक वरिष्ठ वासी लोकनिकेँ नाना प्रकारक भयंकर कष्टक सामना करए पड़ि रहल छनि। अस्तु, ई प्रस्ताव पारित भेल जे सामान्य कोटिक पापीकेँ नर्कसँ फराक एकर सीमानसँ बाहरे उपनगरी बनाओल जाए।"

(हर्ष ध्वनिक बीचमे लोक प्रस्तावक सहमतिमे थपड़ी पीटैत छथि।)

"नर्कक चाहरदिवारी छोट अछि जाहि कारणसँ स्वर्गलोकसँ कतेको लोककेँ असानीसँ एहिमे फना देल जाइत अछि। हमरा लोकनि एहि तरहक प्रकृयाक घोर विरोध कए रहल छी। संगहि ई प्रस्ताव पारित कएल जाइत अछि जे नर्कसँ ओतबे संख्यामे लोककेँ स्वर्ग जेबाक प्रावधान कएल जाए।"

आबाज होइत अछि-

"हमरा लोकनि स्वर्ग हरगिज नहि जाएब। हमरा सभकेँ नर्के नीक लगैत अछि। एहिठाम पाकिटमारीक खूब गुंजाइश छैक। स्वर्गमे तँ ककरो पाकिटे नहि छैक। ई प्रस्ताव मंजूर नहि अछि।"

सचिव महोदय एकाएक प्रस्ताव सभ पढ़ैत गेलाह आ उपस्थित नर्कवासीगण बेरा-बेरी थपड़ी पीटैत गेलाह। एतबहिमे

नर्कक घन्टा सभ बाजए लागल। पता लगलैक जे नर्कमे एकटा महापापीक प्रवेश भेल अछि। ओकरा यमदूत नाना प्रकारक यातना दए रहल छलैक। मर्त्यलोकमे ओ गम्भीर अपराधी छल। मुदा ओकरा लेल धनि-सन। नर्कलोकमे एहन यातनाक मध्यो ओ कनखी मारैत हँसैत आगू बढ़ैत सभहक अभिनन्दन करैत चलि रहल छल। ताबतिमे नर्कवासीक किछु उचक्का ओकरा गोलिओलक आ ओकरा जेबीमे ओकर संतति द्वारा दान कएल गेल जे किछु कैंचा आ वस्तु छलैक से छिनि लेलक। ओ कनीके आगा बढ़ल की ओकरा अपन काका नजरिमे अएलैक। ओकरा बड़ आश्चर्य लगलैक। ओकर काका तँ बेस भक्त छलैक। तीन फट्टा चानन करैत छलैक। भोर-साँझ स्नान करैत छलैक। ओ घन्टा-घन्टा भरि पूजा करैत रहैत छलैक। अरे! ओकर काकाका पाछा तँ एकटा वोर्ड लागल छलैक।

“मर्त्यलोकमे ढोंग करबामे कुशल रंजनजी अपना जीवन कालमे कतेको डकैती ओ हत्या काण्डमे सम्मिलित रहलाह।”- भातिज गुम्म।

“बाह रे काका! ओहिठाम तँ बेस हवा बनौने छलाह।”

संसदक अधिवेशन जोरपर छलैक। नव-नव सदस्यक परिचय कराओल जाइत छलैक। पण्डालक अग्रभागमे नव सदस्य सभकेँ राखल गेल छल।

“ई थिकाह भूतपूर्व मुख्य मंत्री ‘ब्रजमोहन’ । ई अपन शासन कालमे फुसि बजबाक कीर्तिमान बनौलथि। कहिओ बैमानी करबासँ नहि हिचकलाह। मुदा पहिरन-ओढ़न बेस स्वच्छ सात्त्विक। हिनका नर्कमे स्थायी स्थान भेटलनि अछि। ओना

सामान्य कोटिक पापीकेँ दोसर ओ तेसर सालपर कागज-पत्रक समीक्षा होइत छैक। मामलाकेँ फेरसँ जाँच-पड़ताल होइत छैक, मुदा हिनकर मामलामे यमराज एकतरफा निर्णय सुना देल जे ई नर्कक स्थायी सदस्य हेताह आ हिनकर कागज-पत्रकेँ गोपनीय कए देल जाए जाहिसँ चित्रगुप्तक सहायक लोकनि ओहिमे कोनो प्रकारक हेरा-फेरी नहि कए सकथि।"

'तिलक 'क पार आएल। टांग टुटि गेल छलनि। यमराजक दूतसभ लादि कए नर्क पुरी आनि रहल छल कि अकस्मात ओकर टांग नक्षत्रमे घुमि रहल स्काइलैवक टुकड़ीसँ टकड़ा गेलैक जाहिसँ भयंकर दुर्घटना भेल ओ तिलक प्रेतक टांग कटि गेलनि। ओना,तिलक मृत्युलोकमे मुखिया छलाह। ब्लौक डेबलपमेन्ट कमीटीक कार्यकारिणीक सदस्य छलाह ओ गाममे बेस धाख छलनि। गाममे राजनीति कए इलाकाक लोककेँ अपना दिसि कए अपन सहोदर भाइकेँ रातिए-राति निपत्ता कए देलनि। ओना, बाहरमे बेस बिलाप कएलनि। छाती पिटलनि। थानामे रिपोर्ट दर्ज करेलनि। मुदा संयोग जे ओहि समयमे नर्कमे समयोपरि काज चलि रहल छलैक आ भारतक विभागक किरानी काज कए रहल छलाह। नर्कलोकसँ ओ सभ घटनाक दूरदर्शनपर देख रहल छलाह। नर्कक कागज-पत्रमे सभ लिखल छल। यमराजक कोर्टमे पहुँचि कए ओ अवाक रहि गेलाह।

"के बाहर केलक ई सभ...!"

सोचैत छलाह। एहि तरहेँ एक सँ एक नवागन्तुक सदस्यक परिचय होइत गेल।

एतबहिमे भयंकर हल्ला सुनबामे आएल। दर्शक दीर्घासँ

कूड़ा फेकल जा रहल छल। केओ गोटे जोर-जोरसँ उद्घोष कए रहल छल-

"भाई लोकनि! यमराजक अत्याचारसँ हमरा लोकनि उबि गेल छी। नर्कक व्यवस्था साफ गड़बड़ा गेल अछि। हमरा लोकनि २५ बररवसँ बिना सुनबाइकेँ हाजतमे पड़ल छी।"

एतबहिमे दसटा बेस नमगर पोरगर जवान सभ हाथमे हथकड़ी लेने प्रवेश कएलक। हाथमे डंटा छलैक ओ आँखि लाल कए रहल छल।

संसदमे बिरोधी पक्षक नेता चिकरि उठला-

"ई संसदक घोर अपमान थिक। संसदक अध्यक्षक अनुमतिक बिना एहिमे पुलिसक एहि प्रकारक प्रवेश निंदनीय थिक।"

चारू दिससँ सदस्य सभ फानय लगलाह। यमराजक प्रतिनिधि टीक पकड़ने हुनका अगत-अगत कए रहल छल। भयंकर कोलाहलसँ जखन किछु श्रुतव्य नहि रहि गेल तँ अध्यक्ष महोदय हारि कए सदनक कार्यवाही, ओहि दिनक हेतु स्थगित कए देलाह। संसदक किछु भाँगठ सदस्य भीड़मे डगमगा कए खसि पड़ि रहल छलाह। धक्कम-धुक्कीमे किछु नांगड़ सदस्यक दोसरो टांग आहत भेल जा रहल छलनि। बड़ी मोसकिलसँ वोहि दिन नर्कवासी अपन-अपन डेरा वापस पहुँचलाह।



# अपने हाथे भोंट देबैक?

गाममे कैक बेर कैक तरहक चुनाओ होइत रहल अछि। मुखियाक चुनाओ, एमएलए-एमपी बला चुनाओ कहि नहि कैक बेर भेल। जँ-जँसमय लगीच अबैत अछि, चुनाओक धाही गाममे सद्यः भए जाइत अछि। सौंसे गोलबन्दी। दरबज्जे-दरबज्जे काना-फूसी आ रहि-रहि कए भदबारिक मेघ जकाँ माइकपर प्रचार-

"भाइ लोकनि! एहि बेर नहि बिसरब। सामाजिक क्रान्ति अनबाक हेतु विषमता मिटयबाक हेतु फल्लाँ दलक फल्लाँ उमेदबारकेँ अबश्य मत दी। तखने अहाँक राज होएत।"

लगैत रहैत अछि जेना सौंसे देशक भविष्य ओही गाममे तय भए रहल अछि। एक भाइ एमहर तँ दोसर भाइ ओमहर। कतेक ठाम तँ एकहि घरमे चारि-चारिटा दल बनल अछि। रंग-बिरंगक पोस्टर, तगमा आ नाना प्रकारक नारा सभ चारूकात देखबा-सुनबामे अबैत रहत। चौकपर कैक दलक कार्यालय खुजत। ओहिमे एकदम चौपट आ बेकार लोकसभ पीठासीन अधिकारी हेताह। जे होइ, किछु लोकसभकेँ चुनाओक समयमे नीक आमदनी भए जाइत छनि। तेँ ओ सभ प्राण-प्रणसँ चुनाओ-कार्यमे लागि जाइत छथि।

गाममे बहुत साल पूर्व मुखियाक चुनाओ भेल छल। लगैत छल जे उनटन भए जाएत। भयानक तनाव भए गेल छल। गाममे कैकटा गुट अछि। जँ एकटा गुट एकटा उमेदवारक समर्थक होएत तँ निश्चय दोसर गुट ओकर बिरोधीक संग दए देत। जातिबादक सेहो प्रमुख महत्व रहैत अछि। मुदा ताहूसँ बेसी महत्व रहैत अछि

आपसी रंजिस आ गुटबन्दीक।

ओहि समयमे हम बच्चा रही। गाममे किछु गोटे तथाकथित क्रान्तिकारी कहबैत छलाह। ओइ ओहि क्रान्तिक भग्नावशेषो नहि भेटत। मुदा ओहि समयमे ओ सभ युवक छलाह आ सौंसे गामकेँ अशान्त करबाक ठेका लए लेने छलाह। सही मानेमे कहल जाए तँ गाममे धनीक अछिए के? मुदा ओ सभ क्रान्तिक नामे व्यक्तिगत ईर्ष्या-द्वेष ओ आपसी दुश्मनीकेँ समाधान कए रहल छलाह। ओहि मुखियाक चुनाओमे सेहो हुनका लोकनिक बेस योगदान छल।

दुपहर रातिमे भयानक गर्जना बुझाएल। बहुत रास लोकसभ बिरोधी सभकेँ नामसँ गारि पढ़ैत आगा बढ़ि रहल छलाह। इन्नकिलाब, जिन्दाबादक नारा बुलन्द भए रहल छल। मुखियाक चुनाओक परिणाम बहार भए गेल छल। परिणामस्वरूप, विजयी गुट विजयोन्मादमे पराजित गुटक धज्जी उड़ा रहल छल। समाजक पतन कोन हदधरि भए रहल छल से सोचि अखनो गुम्म होबए पड़ि जाइत छी, कारण अपनहि लोकक विरूद्ध असभ्य ओ अपमानजनक भाखाक प्रयोग भेल छल। चुनाओक बादो कैक दिन धरि गरमा-गरमी रहल। क्रमश: गाम सामान्य स्थितिकेँ प्राप्त केलक।

परिवर्त्तनक ग्रामीण अनुबाद जँ करए लागब तँ अर्थ लागत धोतीक बदला लुँगी, फुलपैंट आ कमीज कहक मानेजे ओहिमे कोनो गुणात्मकता नहि अछि। रूपात्मक परिवर्त्तन भने भेल होइक। जहिना पहिने किछु गोटेक वर्चस्व रहैत छलैक ओहिना अखनो किछु गोटे दबंग अछि। शेष लोक ढोलिया, पिपहीबला बनल अछि। चुनाओक अवसरपर किंवा एहने कोनो आन-आन

अवसरपर इएह सभ बुझनामे आओत।

गाममे एमपीक चुनाओ होइत छल। चौकपर रंग-बिरंगक पोस्टर सभ लागल रहए। नेता सभक गरम-गरम भाषण होइत छल आ सभ एक दोसरकेँ बुझाबक प्रयासमे लागि जाइत। चुनाओक दिन मतदान केन्द्रपर तीनटा दलक प्रतिनिधि बैसलाह। रहि-रहि आपत्ति दर्ज भए जाइक। लगैक जे की भए रहल अछि की नहि। साँझ धरि लोकक क्रम बनल रहल आ भरि दिनमे आधो मत नहि पड़ल। फर्जी मतदान तँ एकहुटा नहि भए सकल।

कैक सालक बाद फेर हम चुनावेक बीच गाम गेल रही। अधिकांश लोक एक दल विशेषक दिस छल। गामक दूटा युवक लोकनि मतदान केन्द्र पर भोरेसँ मोस्तैद छलाह। बीचमे फर्जी मतदान होबए लागल। दुनू गोटे बहुत विरोध केलक। पुलिस सभ सक्रिय भेलआ जनता जे मतदान केन्द्र केँ घेरि लेने छल, तकरा खिहारलक। सभ इएह-ले ओएह-ले भागल। थोड़ेकालमे मतदान केन्द्र पर पुलिसटा छल आ रहि गेल छल मतदान अधिकारी सभटा मत मतदान अधिकारी सभ बोकस पोल करेलक। शत-प्रतिशत पोल।

तकर बाद फेर एक बेर मत भेल। ओहिमे ककरो अन्दर-बाहर जयबाक परेसानी नहि छल। मतदाता सभ अपन-अपन घरमे विश्राम कए रहल छलाह आ मतदान शत-प्रतिशत भए गेल। से कोना भेल? ताधरि 'मतदान केन्द्र कब्जाक'संस्कृति विकसित भए गेल छल। नेता सभ गामक सिरगर पाँच-सातटा लंठ लोकसभकेँ पकड़ि लेने छल। मतदान केन्द्र कब्जा भए गेल छल। मतदान अधिकारीसँ लए कए पीठासीन अधिकारी धरि सभ गोटे आराम

कए रहल छलाह आ काज चलि रहल छल। तीनि-चारि गोटे धराधर मोहर मारि रहल छल। दू गोटे मतपत्रकेँ मोरि रहल छल आ एकटा नमगर सन सज्जन मतपत्रकेँ अन्दर कए दैत छलाह... ।

हम साहस कए मतदान केन्द्र धरि गेलहुँ। मतदान केन्द्र पर एकटा युवक पूछलाह-

"अपने हाथे भोँट देबैक?"

हम चुप्पे रहलहुँ। एताबत दूटा मतपत्र एकटा सज्जन आनि कए देलाह। हम एकटा घुरा देलिएनि। मोहर टुटि गेल छल। कहुना कए रबरकेँ कागजसँ सटाओल, मतदान कएल। कहि नहि दस बरखक बाद ई कोन रूप लेत?



## बरियाती

ओना हम अनदिना घण्टों पूजा-पाठ करैत छी, मुदा जखन कखनहुँ नोत पड़ैत अछि किंवा बरियाती जएबाक हकार देल जाइत अछि तँ पूरा ताकति लगा कए सभसँ पहिने अपन मैलका गमछा साफ करएमे लागि जाइत छी। हमर गमछा कोनो ततेक पुरान नहि अछि, मुदा समस्या तँ छैक साबुनक। मैल तँ चिपरी जकाँ भए गेल रहैत छैक। तेँ बूझल जाए जे तिन-चारि घन्टा धरि लगातार परिश्रम केलाक बादो ओकर पियरी नहि छुटैत छैक। कुरता तँ अपन अछि नहि, तेँ मंगनी करबाक हेतु तत्पर होबए पड़ैत अछि। ओना आब गाम घरमे कपड़ा-लत्ताक कोनो कमी होइक से बात नहि। से-से प्रकारक कपड़ाक चलनि भए गेलैक अछि जे ओ पहिरने तँ एकदम जोकर जकाँ लगैत अछि। एक खण्ड धराउ धोती पाँच-सात बरखसँ अछि आ ओकर उपयोग मात्र एहने-एहने अवसर पर होइत रहलैक अछि आ तेँ ओ बचलो अछि।

कतेक दिनसँ प्रतीक्षामे छलहुँ जे बरियाती केओ लए जाइत। ओना हमर नाम लोक प्रतीक्षा सूचीमे रखने अछि। तकर कारण हमर कोनो आन गुण नहि थिक। हमरामे एकमात्र विशेषता ई थीक जे हम जाहि बरियातीमे रहैत छिऐक से किछु-ने -किछु नाम अवश्ये करैत अछि। ओना हमर नामो लम्वोदर अछि। नाम ओ गुणक ऐकठाम समावेश दुर्लभे। मुदा हमरा संगे से नहि अछि। हम १००-२०० रसगुल्ला पनपिआइमे देखि लैत छिऐक। धरि तेँ की? बरियातीक बाते किछु आओर छैक। ओतए तँ युद्ध पर युद्ध होइत छैक आ ओहिमे विजय प्राप्त करब कम पौरुखक बात नहि थिक।

ओहि दिन घूर लग बैसल छलहुँ कि केओ गप्प लाड़लक जे

सिद्ध बाबूक पुत्रक बिआह परसु धार लगक गाममे तय भेलनि अछि। तखनसँ बुझल जाए जे जीहसँ पानि खसए लागल। कहुना प्रयासमे रही जे बरिआतीक आग्रह होअए। कतेक दिनसँ भरिपेट्टा नहि भेल छल आ तेँ प्रवल इच्छा भेल जे बरियाती हम अवश्य जाइ।

प्रात भेने दतमनि करैत सिद्ध बाबू ओहिठाम पहुँचलहुँ कि ओ अपनहिसँ बिआहक चर्चा उठा देलनि। फेर बजला जे बरिआती मात्र एगारहटा आनए हेतु कहलक अछि। एतबा सुनिते जेना हमरा मोनो पानि पड़ि गेल। मुदा धन्यबाद दी भगवानकेँ जे सिद्ध बाबू हमर मोनक बात झट दए कहि उठलाह- “हे ! हम अपनेक हेतु कुरताक इंतजाम कए देल अछि, अवश्य जएबैक। सएह भेलैक। ओहि दिन भोरेसँ हम बरियाती जेबाक तैयारी प्राम्भ कए देल।

मासक धक लागल छल। जाड़क मास छल। पानिक डरे तँ होअए जे पनिछुआ धरि छोड़ि दी। मुदा ओहि दिन भोरे उठि कए स्नान कएलहुँ आ सोडरमे डुबा गमछाकेँ पटकए लगलहुँ। ओ गमछा अपना आपमे नमूने छलैक। दस बजे धरि पटकैत-पटकैत जखन हाथ पैर थाकि गेल आ सर्दीसँ सौंसे देह दुलकए लागल, स्थिर भए गेलहुँ। गमछामे चमक अखन धरि नहि अएलैक। की करी? फेर ओहि गमछाकेँ सुखाए दए देलहुँ आ स्वयं दुर्गा पाठ प्रारंभ कएल।

दुर्गा देवीक कृपासँ हमरा भोजन करबाक ओ पचेबाक असाधारण शक्ति प्राप्त अछि। “रुपं देहि जयं देहि यशो देहि" मंत्रक पाठ कएलाक बाद भूख अपन चरम सीमा पड़ छल। नेबो बाड़िएमे छल। नेबो तोरि पानिमे मिलाए भरि लोटा पानि गट-गट

पीबि गेलहुँ। फेर तँ बूझल जाए जे घन्टा भरिक बाद पेट एकदम ठीक भए गेल आ बरह बजे दिनसँ बरियाती जेबाक हेतु तेयारी प्रारंभ कए देल गेल। कुरता मंगनी कएल आ सभसँ पहिने सिद्ध बाबू ओतए हमहीं पहुँचलहुँ।

ओना आब बरियाती सभकेँ कोनो खास परेसानी नहि होइत छनि। मुदा कहबी थीक जे गेलहुँ नेपाल मुदा करम गेल सँगे। बीच रस्तेमे छलहुँ कि पेट गड़-गड़ बाजए लागल। लगैत छल जे पेटसँ जेट विमान छुटि रहल अछि। कएक बेर पोखरि दिस गेलहुँ। तकर बादो पेट फुलले चलि जा रहल छल। अन्तमे हारि कए एकटा गाछ तर बेसलहुँ कि एकटा नढ़िआ बामसँ दहिन भेल। बुझा गेल जे कोनो अशुभ भए गेल। मुदा बरियाती जेबाक अवसर तँ कतेक दिनक बाद भेटल छल। जा धरि पेट रहत कहिओ नीक कहिओ खराप होइते रहत। मोने मोन हनुमान चलीसा पढ़ैत आगा बढ़लहुँ कि लागल जेना सौँसे धोतीमे बमपाट भए गेल। माथा हाथ दए बैसि गेलहुँ।

दर-दुनिआमे एकटा धोती छल। सेहो एन अवसर पर खराप भेल चलि जाइत छल कि बेसुम्हार दौड़लहुँ। सभकेँ होइक जे बरियाती जयबाक उत्साहमे दौरि रहल छी। मुदा बात तँ दोसरे छल। की करी से बुझा नहि रहल छल। किछु दूर पर पोखरि भेटल। कपड़ा-लत्ताकेँ खिचि कए सुखाए दए देलिऐक। अपने गमछी पहीरि बैसि गेलहुँ। दम फुलि रहल छल,तैओ भिजले धोती पहीरि आगा बढ़लहुँ। ताबे आओर बरियाती सभ अगुआ गेल छलाह। कहुना-कहुना कए एगारह बजे रातिमे बरियाती सभ पहुँचल।

बरियातीक पहुँचैत गामसँ बिआहक गीत सुनबामे आएल

कि हमर छाती उपर नीचाँ होबए लागल। पेट फुलिकए तरेरा लागि गेल छल। मुदा एतबा तँ अवश्य जे हम जानो पर खेलि कए बरियातीकेँ सफल बनएबाक हेतु दृढ संकल्प कएलहुँ। किछु कालक बाद दरबाजापर पहुँचतहिँ पानि पड़ए लागल । लोकसभ धड़फड़ाए आगा बढ़ल जाइत छलाह कि आगा लाइटक प्रकाश पर आँखि चोन्हिआ गेल। छपाकसँ खसलहुँ। चारू कातसँ ठहाका पड़ल। उठलहुँ तँ कपड़ा लत्ता खराप भए गेल। मोन तँ घोर भए गेल। होइत छल की करी, की नहि? हारि कए पुआड़क टालक औढ़मे चलि गेलहुँ आ ओहीठाम थाल सभ पोछलहुँ। खैर! हमरा लोकनि पहुँच गेलहुँ सएह कोन कम।

बरियातीक स्वागतक तैयारी कएल जा रहल छल। थोड़ेक कालक बाद बड़का बड़का पिलेटमे जिलेबी, मुंगबा, आदि मिठाइ सभ परसाय लागल। ओमहर बरक परिछन करबाक हेतु सेहो महिला सभ तत्पर भए गेल छलीह। वरकेँ सकपकाएल देखि हम हुनका महिला सभ लग लए जेबाक इसारा कएलिअनि की महिला समेत सभ गोटे हमरा अँखिआबए लागल। भेल पराभव।

अन्ततोगत्वा, कहुना कए जान छोड़ा मिष्ठान्न सभ पर टुटलहुँ। एतबहिमे भयंकर आबाज भेल। चारू दिस लोक ठहाका देबए लागल। की भेल? की भेल? एतबहिमे पड़िछाएल जे हमर पेट बाजल छल। मुदा हमरा तँ कोनो सुधिए नहि रहए । चाह-पान पिलाक बाद हमरा लोकनिक परिचयक क्रम प्राम्भ भेल। हमर आँखि लागए लागल कि केओ खुरलुच्ची छौँड़ा मुँहमे किछु राखि देलक। थू-थू कए ओकरा बाहर कएल। चारु दिस सभ लोक सहटि कए हमरे लग आबि गेल। की करी? की नहि, किछु बुझा नहि रहल

छल।

कहलिअनि हमर जान बहार भए रहल अछि आ अहाँ लोकनि हेतु धनि-सन। कहाँ गेल ओ खुरलुच्च छौड़ा? एतबहिमे केओ कहलक जे ई सभ चहु दाँतक टुटि गेलाक कारणसँ भए रहल छल। मुँहमे पाथरक टुकड़ी धए देने छल। हम ओकड़ा सुपारी बुझि कुड़कुड़ाबए लगलहुँ। हमर चौह पहिनेसँ हिलि रहल छल। कनिके जोर पड़ितहि तर दए टुटि गेल। साहस कएलहुँ। दबाइ लगाओल। क्रमशः मोन शान्त भए गेल। घन्टा दू घन्टा एहि तरहे घोल-फचक्का केलाक बाद बिझो भेल। हमरा कतहुसँ जानमे-जान आएल।

पीढ़ी बैसलहुँ कि टांग पिछड़ि गेल। पीढ़ी तरमे किछु पिछड़ाह राखल छल। पैरमे मोच पड़ि गेल। चुप्पे रहि गेलहुँ मुदा मोन तामसे घोर भए गेल छल। नाना प्रकारक मिष्ठान्न आ अन्य भोजनक सामग्री सभ देखि तामस किछु कम भेल। खाइत-खाइत पेट तरास लागि गेल। भगवान हमरा हजारमे एकटा गुण देने छथि जे खाइत काल केओ कतबो खौंझाबए हम टससँ मस नहि भए सकैत छी। पेट तँ पहिनेसँ गड़बड़ छलहे। ताहु परसँ फेर डबल भोजन देलिऐक। दरबाजा पर पैर धरितहि पेट फुलए लागल। सुधि हरा गेल। डाक्टर बजाओल गेल। दबाइ दैत छल। मुदा पेटमे तँ कण्ठ धरि अन्न ठुसल छल। कहलिअनिः

“हे! हमरा दबाइ जोकर जगह रहैत तखन एकटा छेना आओर नहि खा लितिऐक?”

सूई लागल। प्रात भेने अधमरु भेल गाम पहुँचाओल गेलहुँ।



हमर पोथीसभक मुद्रित संस्करण निम्नलिखित वेवलिंकपर क्लिक कए आनलाइन किनल जा सकैत अछि:

भोरसँ साँझ धरि(आत्मकथा)

https://pothi.com/pothi/node/195476.

प्रसंगवश(निवंध संग्रह)

https://pothi.com/pothi/node/195527.

स्वर्ग एतहि अछि(यात्रा प्रसंग)

https://pothi.com/pothi/node/195487.

फसाद(कथा संग्रह)

https://pothi.com/pothi/node/195510.

नमस्तस्यै(मैथिली उपन्यास)

https://pothi.com/pothi/node/195444.

विविध प्रसंग(निवंध संग्रह)
https://pothi.com/pothi/node/195633.
महराज (मैथिली उपन्यास)
https://pothi.com/pothi/node/195795
लजकोटर (मैथिली उपन्यास)
https://pothi.com/pothi/node/196264.
सीमाक ओहि पार (मैथिली उपन्यास)
https://pothi.com/pothi/node/197004.
समाधान (निवंध संग्रह)
https://pothi.com/pothi/node/197754.
मातृभूमि(उपन्यास)
https://pothi.com/pothi/node/198699.

स्वप्नलोक(उपन्यास)
https://pothi.com/pothi/node/199847.
शंखनाद(उपन्यास)
https://pothi.com/pothi/node/200903.
इएह थिक जीवन(संस्मरण)
https://pothi.com/pothi/node/203720.
हम आबि रहल छी(उपन्यास)
https://pothi.com/pothi/node/206093.

The Lost House (Collection of short stories)
https://pothi.com/pothi/node/195843.
Life is an Art (Motivational essays)
https://pothi.com/pothi/node/196385

न्याय की गुहार (हिन्दी उपन्यास)

https://pothi.com/pothi/node/198163.

www. amazon.com/www.flipkart.com/ पर सेहो ई पोथीसभ आनलाइन किनल जा सकैत अछि ।